चालिसम दृश्य-

समए- राति।
स्थान- फुलियाक घर।

(फुलियाक माए चनकी आ बाप डोलना धिया-पुताक संग सूतल अछि। किछो खट-खटाइत अछि। संगे बिलायक 'म्याँउ म्याँउ' सुनाइत अछि। चनकी धड़फड़ा कऽ उठैत अछि आ घर खोलि बहरा निकलैत अछथ। ओसारपर ओकर बेटी फुलिया गरदैनमे जौड़ी बान्हि लटकल अछि। ओ मरि गेल अछि। फुलिया केंकहारि कटैत कानए लगैत अछि। आस-परोसक लोक सभ जमा भऽ जाइत अछि।)

बेकती एक- की भेल छेलै जे फुलिया फाँसी लगा लेलकै। एकर मतलब तूँ गारि -बात देने रही?

चनकी- (कनैत) नै हओ बाबू। सभटा बात सुइदखोरबा बेटाक कारणे भेलै। ऊ हरिया हमरा बेटीक परान लऽ लेलक। ओकरा हम नै छोड़बै। भोरे फुलिया-दरोगासँ पकड़ा देबै।

बेकती एक- अच्छा चुप रह। विचार कर जे केना की करमैं।

(लोक सभ आपसी फुसराहैट शुरू कऽ दैत अछि।)

कट टू।

एकतालिसम दृश्य-

समए- राति।
स्थान- सुइदचनक घर।

(सुइदचनक घरमे सूतल अछि। दुआरिकेँ कियो खट-खटबैत अछि।)

सुइदचन- के छी यौ?

मुंशी- हम छी मालिक।

सुइदचन- एतेक रातिमे...। की बात छै?

मुंशी- जुलुम भऽ गेलै मालिक।

सुइदचन- की भेलै? जल्दी बाज ने।

मुंशी- फुलिया फँसड़ी लगा कऽ मरि गेलै। ओकर माए-बाप सभटा दोख अपना हरी बाबूपर लगा रहल अछि। अड़ोसी-पड़ोसी सभ संग देने छै।

सुइदचन- (हड़बड़ाइत उठैत अछि। अटैचीमे रूपैआ भरैत अछि।)
चलू मुंशीजी। कोनो उपए तँ लगबए पड़तै।

कट टू।

बिआलिसम दृश्य-

समए- दिन।
स्थान- नदीक किनार।

(घोड़ापर सवार भऽ हरिया जा रहल अछि।)

हरिया- (स्वत:) ईहो जंजाल हटि गेल। ई छौड़िया काले छल। एकरा मरलासँ मन हल्लुक भऽ गेल। एनए केतेक दिनसँ बरखाकेँ ताकि रहल छी। केतौ भेटिये ने रहल अछि। मुदा जाएत केतए।

(घोड़ाकेँ तेजीसँ दौगबैत अछि।)

कट टू।

तैतालिसम दृश्य-

समए- दिन।
स्थान- नदी।

(नाह मँझधारमे चलि रहल अछि। नदीसँ सम्बन्धित संगीक चलि रहल अछि। नाहपर लोकक बीच श्याम बाबू बैसल अछि। उदास मुँह हाथमे झोरा टँगने हाटसँ आपस आबि रहल अछि।)

कट टू।

चौआलिसम दृश्य-

समए- दिन।
स्थान- सड़क।

(मोटर साइकिलसँ सुइदचन आ मुंशी जा रहल अछि। माल-जालक झूण्ड आगूमे आबि जाइत अछि। साइकिल रोकि झूण्डकेँ हाँकैत अछि फेर मोटर साइकिल आगू बढ़बैत अछि।)

कट टू।

पैतालिसम दृश्य-

समए- दिन।
स्थान- श्यामबाबूक घर।

(श्यामबाबू बैसल छैथ। मुंशीक संगे सुइदचन पहुँचैत अछि। श्यामबाबू सुइदचनकेँ सुआगत करैत बैसबैत अछि।)

सुइदचन- दुख तँ हमरो अछि। मुदा की करबै, कोनो उपैयो तँ नै अछि। बचियाकेँ घरसँ निकलला केतेक दिन भऽ गेल। आखिर हमरो सभ तँ रिश्तेदारे छी। दुख तँ हेबे ने करतै। समाजक लोक तँ एहने ताकमे रहै छै। कटलाहापर नून छिटैले तैयार। केतेक गोटे तँ पुछबो केलक जे आब बिआहक गप्प केना की करबै।

मुंशी- मालिक, एनए कर्जोबला टका हिनकापर दू-अढ़ाइ लाखक लगभग भऽ गेलै।

श्यामबाबू- अँए, एतेक भऽ गेलै। (आश्चर्य भावे)

सुइदचन- धुर। ओकर चिन्ता अहाँ नै करू। अहाँ तँ अपन लोक छी। आब देखियो ने, समाजमे एहनो लोक छै जेकरा समैपर मदतियो केलिऐ आ ओ बेइमान बना देलक। की मुंशीजी?

मुंशी- हँ मालिक, लोक तँ सिरिफ लेनाइ जानै छै। चलू।

(सुइदचन आ मुंशी विदा होइत अछि।)

कट टू।

छिआलिसम दृश्य-

समए- दिन।

(श्यामबाबू अपना बेटीकेँ गाम आ शहर सभ जगह, आ सभ रिश्तेदारक घर जा-जा ताकि रहल अछि। सम्बन्धित संगीक चलि रहल अछि। बरसा अपना मामीक घरमे नुकाएल अछि। श्यामबाबू ओतए पहुँचैत अछि तँ बरसाक मामी रखिया झूठ बाजि दैत अछि।)

श्यामबाबू- बरसा ऐठाम आएल अछि ?

मामी- रखिया- हमरा भगिनीकेँ मारि -पीट कऽ भगा देलिऐ की? ओकरा ताकि कऽ लाउ नै तँ बूझि लिऔ...। बेदरदा कहीं कऽ...।

(निराश भऽ श्यामबाबू आपस जा रहल अछि।)

कट टू।

सैतालिसम दृश्य-

समए- भोर।
स्थान- गाम।

(बरसा अपना मामी रखियाक संगे मन्दिर जा रहल अछि।)

रखिया- बरसा, कहीं ओ तोरा बिसैर तँ ने गेलौ?

बरसा- नै मामी, एना नै भऽ सकै छै।

रखिया- किए नै भऽ सकै छै?

बरसा- हमरा ओकरापर पूरा बिसवास अछि। एनए देवी माय छथिन।

रखिया- ठीके छै। चल मन्दिर।

कट टू।

अरतालिसम दृश्य-

स्थान- मन्दिर।
समए- भोर।

(बरसा मामीक संग मन्दिरक सीढ़ी चैढ़ रहल अछि।)

रखिया- बरसा, आब तोहर दुख हमरासँ देखल नै जाइत अछि।

बरसा- की भेल मामी?

रखिया- घरपर जा कऽ खोज-खबर लेबाक चाही। केतेक दिन भऽ गेलै। एतेक दिनसँ तूँ किरिया-सप्पत दऽ कऽ हमरा चुप रखने छेँ मुदा आब चुप नै रहबौ। तोरा बापक केहेन हालत भेल हेतौ। से पता नै। ओइ दिन झूठ बाजि घुमा देने रहिऐ।

बरसा- नै मामी, किछु दिन आरो। सिरिफ किछु दिन...।

रखिया- जेहेन तोरा उचित बुझाउ।
(दुनू गोटे आँखि मूनि देवीक समाने नतमस्तक भऽ जाइत अछि। घोड़ाक टाप-टप-टप सुर सुनाइ पड़ैत अछि। पहिने बरसाक आँखि खुगैत अछि। घोड़ सवार देखा पड़ै छै। जे मन्दिर दिस बढ़ल आबि रहल अछि। बरसा अपना मामीकेँ हाथ पकैड़ घिंचैत अछि।)

बरसा- मामी, एतएसँ आगू जल्दी।

रखिया- किए। की बात छिऐ?

बरसा- ओनए देखियो। भागू...।
(ओंगरीसँ इशारा करैत अछि। दुनू गोटे मन्दिरक पछुआर दिस भागि जाइत अछि। किछु पल बाद घोड़ सवार पुजेगरीक लग पहुँचैत अछि।)

घोड़ सवार- (कर्कश स्वरे) पुजेगरी हऽ। अखनी जे लड़की ऐठाम रहौ। से के छिऐ? केतए रहै छै?

पुजेगरी- ओ शाइत...।

घोड़ सवार- (डपटैत) ठीकसँ बता। नै तँ बूझिले।

पुजेगरी- ओ मनदेव आ रखियाक भगिनी छिऐ। पुवारिकात घर छै।

घोर सवार- (मुड़ी डोलबैत) अच्छा। बूझि गेलिऐ।

(घोड़ सवार आपस चलि दैत अछि।)

कट टू।

उनचासम दृश्य-

समए- दिन।
स्थान- बरसाक मामा-घर।

(घरसँ कनी दूर गाछ तर पंच सभ बैसल अछि। ओइमे सुइदचन, मुंशी आ श्यामबाबू अछि। संगे ओकरा गामक जाति -परजातिक किछु लोक अछि। बरसाक मामा पंचक बीच ठाढ़ अछि आ मामी किछु दूर हटि कऽ औरतिया सभ लग ठाढ़ अछि। श्याम बाबूक चेहरापर बेवसीक भाव अछि। सुइदचन अपना लठैतक संग ठाढ़ होइत अछि।)

सुइदचन- हँ, पंच लोकैन सुनू। ई लड़की हमरा जातिक अछि आ हमरा गामक अछि। हमरा बेटासँ एकर बिआह होइबला छल। बिआहक राति ई भागि गेल। केतेक दिनसँ तकैत-तकैत अपसियाँत भऽ गेल छेलौं। खैर, भेटि गेल। एकर बाप हमरा संगे अछि। बिसवास नै होइत अछि तँ पूछि लिऔ। ई हमर होइबला पुतोहु अछि। लड़कीकेँ हमरा सबहक संग लगा दिअ। ऐठामसँ लऽ कऽ अपना गाम जाएब।
(बरसाक माम मनदेव चटदैन ठाढ़ होइत अछि।)

मनदेव- नै यौ, लड़की जाइले तैयार नै अछि। हम नै जाए देबै।

मुंशी- लड़की अपना बाप संगे किए नै जेतै। अहाँ रोकनिहार के? जखैन बापो तैयार छै।
(श्यामबाबू मुड़ी गोंति लैत अछि।)

मनदेव- ओकर बाप की बजत। ओ अहाँक करजा खेने अछि। हमहूँ तँ मामा छी। हमरो अधिकार अछि।

पंच- अहीं बिआहक खरचा देबै? अहाँ बुते हएत बिआह करबौल?

मनदेव- हँ, हम खरचा देबै।
(पंचक बीच हल्ला–फसाद हुअ लगै छै।)

पंच प्रमुख- (हल्लाकेँ शान्त करैत) सुनू, ई हमरा सबहक ममिला नै छी। ओतौका ग्रामीण एकर फैसला करता। ऐ बातक लेल हमरा गाममे झगड़ा-झंझट किए हएत। ई ओकरा गामक आ जातिक ममिला अछि। लड़कीकेँ बापक संग लगा दियौ। अपना गाममे जा कऽ फैसला कऽ लेता।
(कनी दूर हटि कऽ बरसा टाटक भूरसँ सभ किछु देखि -सुनि रहल अछि। पंचक निर्णए सुनि ओ नुका कऽ तेजीसँ भागि जाइत अछि।)

कट टू।

ISSN 2229-547X VIDEHA

*दृश्य परिवर्तन-*
समए- दिन।
स्थान- बरसा मामक दुआरि।

(बरसाक मामा आ मामी दुआरिपर ठाढ़ अछि।)

रखिया- आब की हेतै?

मनदेव- की करबै। हम अपना दिससँ तँ लड़बे केलिऐ। बरसाक एहेन स्थिति नै छै। जे बापसँ लड़त। ओकर बाप किछु बजबे ने करै छै। बिआहक बात जे भेल छै से लड़का जातिक छिऐ। जँ बापक संग नै भेजबै तँ ओइ गामक जाति आ समाज पकड़तै। कोनो बात ओहेन भऽ जेतै तँ दोख हमरेपर लगतै।

रखिया- की कहै छी हमरा?

मनदेव- बरसाकेँ नेने अबियौ।
(रखिया अँगना दिस जाइत अछि। ताबत् एकटा पंच मनदेव लग पहुँच जाइत अछि। रखिया तेजीसँ बाहर अबैत अछि।)

रखिया- बरसा घर-अँगनामे नै छै। केतौ भागि गेलै।

मनदेव- अँए...।
(सभ अचरजमे डूमि गेल अछि। कनाफुूसी शुरू अछि।)

कट टू।

पचासम दृश्य-

स्थान- निर्जन सड़क।
समए- राति।

(बान्हक आगू जा कऽ पक्का सड़कसँ मिल जाइत अछि। अन्हारमे बरसा सुनहट सड़कपर भागल जा रहल अछि। ओकरा पाछू घोड़ सवार देखा पड़ैत अछि। बरसा अन्हारमे नुका रहैत अछि। घोड़ सवार आगू बढ़ैत अछि। पाछूसँ पुलिसक गाड़ी सायरन बजबैत आबि रहल अछि।)

कट टू।

एकाबनम दृश्य-

समए- राति।
स्थान- शहरक अन्तिम भाग।

(बरसा नुकाइत आगू बढ़ैत अछि। पाछूसँ एकटा घोड़ सवार देखा पड़ैत अछि। बरसा तेजीसँ बगलक दुआरि दिस चलि जाइत अछि। आ दरबज्जा खटखटबैत अछि। दरबज्जा विक्रमक माए खेलैत अछि। दुनूमे जान-पहिचान कहियो ने भेल रहै छै। तँए नै चिन्है छै।)

विक्रमक माए- की भेलौ बेटी? एते अपसियाँत किए भेल छँह?

बरसा- बदमाश सभ हमरा रेबाड़ने आबि रहल अछि।

विक्रमक माए- अच्छा, आब चिन्ता नै कर। जल्दी भीतर चलि आ।

(विक्रमक माए ओकरा सहारा दैत भीतरी कोठलीमे बैसा दैत अछि। आ बाहर अबैत अछि। केकरो नै देखैत अछि। फेर जा कऽ सूति रहैत अछि।)

कट टू।

बाबनम दृश्य-

स्थान- विक्रमक घर।
समए- रातिक तेसर पहर।

(विक्रम थानेदारक वर्दीमे अबैत अछि। माएकेँ सोर पाड़ैत अछि। ओकर माए उठि कऽ अबैत अछि।

विक्रमक माए- एते राति तक केतए छेलहक बेटा?

विक्रम- पुलिस-दरोगाक नोकरीमे समए देखल जाइ छै।
(टोपी उतारैत) की कहबौ माए। एकटा लड़कीक पाछू गुण्डा लगल छेलै आ गुण्डा-बदमाशक पाछू हम लगल छेलिऐ।

विक्रमक माए- एकटा लड़की तँ अहुठाम भागि कऽ आएल छै।

विक्रम- केतए छै उ लड़की?

विक्रमक माए- भीतरका कोठलीमे सूतल छै। भागैत-भागैत अपसियाँत भेल छेलै। कहलिऐ अराम करैले।

विक्रम- चल तँ। कोने छै।
(दुनू कोठलीक भीतर जाइत अछि। बरसा ओइठाम सँ निकैल गेल अछि।)

विक्रम माए- अहीठाम सूतल रहै। शाइत चलि गेलै। हड़बड़ीमे पोटरी छूटि गेलै। देखै छी गिरल छै।

(विक्रम झूकि कऽ पोटरी उठबैत अछि। ओकरा शर्टक अगिला जेबीसँ एकटा फोटो गिर पड़ैत अछि। जे विक्रम नै देखैत अछि। ओकर माए फोटो उठा कऽ देखैत अछि।)

विक्रम- अगल-बगलमे ताक हेरि करही माए।

विक्रमक माए- ई फोटो केतए भेटलौ बौआ? ई जेकर फोटो छियौ। वएह लड़की छेलौ।

विक्रम- ठीके माए, तोरा धोखा तँ ने भऽ रहल छौ।

विक्रमक माए- वएह छिऐ, हमरा पूरा बिसवास छै। ई लड़की के छिऐ बौआ?
(विक्रम टोपी लगा तेजीसँ चलैत अछि।)

विक्रम- आपस आबि सभ बात बुझा देबौ।
(चलि दैत अछि।)

तीरपनम दृश्य-

समए- राति।
स्थान- सड़क।

(तलाशी तथा गश्ती तेजीसँ चलि रहल अछि। विक्रम अपना दल-बलक सहयोगसँ तीनटा बदमाशकेँ पकैड़ लैत अछि। पिटाइ लगला पछाति बदमाश सभ बतबैत अछि जे ओकर हेड हरिया-लड़कीकेँ गाम लऽ गेल हएत। शाइत ओहीठाम बिआह करत।
असली बातक पता लगिते विक्रम आदेश दैत अछि।)

विक्रम- अहाँ सभ बदमाशकेँ थानापर लऽ जाउ। हम अबै छी।
(सिपाही सभ बदमाशकेँ थाना दिस लऽ जाइत अछि। विक्रम तेजीसँ चलि दैत अछि।)

कट टू।

चौबनम दृश्य-

समए- भोर।
स्थान- विक्रमक गाम।

(बरसा कोनो तरहेँ नुकाइत-छिपाइत गाम अबैत अछि। विक्रमक घर लग पहुँचिते निराश भऽ जाइत अछि। केतेको दिनसँ बन्न पड़ल सन बुझाइत अछि। परोसी औरतसँ पुछैत अछि।)

बरसा- ई अहाँक पड़ोसी केतए चलि गेलै? केतेक दिनसँ एकर घर बन्न छै?

पड़ोसी औरत- एकर बेटा शहरमे पुलिसिया हाकिम भऽ गेलै। नोकरी मिलला पछाति गाम आएल रहै। माएकेँ संग लऽ चलि गेलै। की बात? केतए रहै छिऐ?

बरसा- कोनो बात नै। हमरो घर अही गाममे पछवारि टोलपर अछि। भेँट करैले आएल छेलौं।
(उदास भऽ चलि जाइत अछि।)

कट टू।

पचपनम दृश्य-

समए- दिन।
स्थान- नदीक किनार।

(बरसा उदास भऽ बैसल अछि। ई वएह स्थान अछि जैठाम बरसा आ विक्रम पहिने मिलैत छल। ओइ जगहकेँ गाछ-बिरिछ, जंगल-'झाड़ सभ-चीजकेँ बरसा छूबैत अछि। आर विक्रम संगे भेल प्रथम मिलनकेँ स्मरण करैत अछि।)

बरसा- (स्वत:) जेकर हम एतेक दिन तक प्रतीक्षा केलौं, ओ हमर कोनो खोज-खबरि नै लेलक। भेटोँ तक करैले नै आएल। (बजैत-बजैत आँखि मूनि लैत अछि। फेर आँखि खोलैत अछि।) की सोचि रहल छी हम। जखैन ओ ऐठाम नै अछि तँ भेँट करैले केना आएत। और के ऐछे हमर। कियो हमर अपन नै अछि। ऐ संसारमे। जखैन सभ आने अछि तँ हमरा लेल मारि मरि जेनाइ सभसँ नीक हएत।

(आत्महत्या करबाक उदेससँ भरल नदीमे कुदए चाहैत अछि। आकि दूटा बदमाश पाछूसँ पकैड़ लइ छै।)

बदमास एक- लऽ कऽ चल जल्दी। बॉश इन्तजारी करैत हेतौ।
(बरसाकेँ जबरदस्ती लऽ कऽ विदा होइत अछि। बरसा चिचिया रहल अछि। आगूसँ भकोलबा घेर लैत अछि।)

भकोलबा- (लाठी देखबैत) कहै छियौ, छोड़ि दही लड़कीकेँ। नै तँ कपार ढाहि देबौ।

बदमाश दू- तूँ के छेँ रौ? हटि जो आगूसँ नै तँ मारल जेमेँ।

भकोलबा- चिन्ह ले हमरा। चनकीकेँ भाए भकोलबा छियौ हम। परसुए तँ बाहरसँ गाम एलियौ। सभ बातक पता लगि गेलौ हमरा। तखैनेसँ ताकै छेलियौ। अखनी धरा गेलही चोटपर।

बदमाश एक- भकोलबा, कहि देत छियौ। हरिया मालिक जँ बुझतौ तँ...।
भकोलबा- रौ सार, कहाँ छौ हरिया? ओकरे कारण हमर बहिन फाँसी लगेलकै। ओकर तँ हम जान लऽ लेबौ। केतए छौ ऊ सार कह नै तँ फोड़ि देबौ कपार।
(भकोलबा लाठी लऽ कऽ हुड़कैत अछि। बदमाश एकसँ भिड़ जाइत अछि। दुनूकेँ लड़ैत देखि बदमाश दू भकोलबाकेँ पाछूसँ अबैत अछि आ लाठीसँ माथापर प्रहार कऽ दैत अछि। भकोलबा अचेत भऽ गिर पड़ैत अछि। दुनू बदमाश बरसाकेँ लेने-लेने तेजीसँ भागि जाइत अछि।)

कट टू।

छप्पनम दृश्य-

समए- दिन।
स्थान- मन्दिर।

मन्दिरक अँगनीमे बिआहक मण्डप सजल अछि। दुल्हाक जगहपर हरिया बैसल अछि। ओकरा बगलमे पण्डित अछि। गुण्डा-बदमाश सभ लाठी लेने ठाढ़ अछि। बरसाकेँ जबरदस्ती आनैत अछि।

हरिया- पण्डितजी, बिआहक काज शुरू करू।

पण्डित- हँ, दुलहिनकेँ ऐठाम लाउ।

बदमाश एक- ई तँ एबे नै करै छै। (घिंचैत अछि।)

पण्डित- शुभ कार्यमे देरी नै। शीघ्र लाउ।

(तखैने सुइदचन किछु बदमाशक संग श्यामबाबूकेँ पकड़ने अबैत अछि। बरसा अपना बाप दिस तकैत अछि। श्यामबाबू नजैर झूका लैत अछि। आ लोर पोछि लैत अछि।)

बरसा- ऐसँ नीक होइत बाबूजी जे हमरा कोनो भेड़िया लग सौंपि दैतौं ई तँ ओकरोसँ नीच अछि।
(हरिया उठि कऽ एक चमेटा बरसाकेँ लगा दैत अछि।)

हरिया- चुप रह। हम भेड़िया...।

श्यामबाबू- (तेज स्वर) लाज नै होइत अछि, हमरा बेटीपर हाथ उठैत।

सुइदचन- ई काज तँ ऐसँ पहिने हेबाक चाही। चुपचाप बैसल रहू। नै तँ ठीक नै हएत।
(अपसियाँत होइत मुंशीजी अबैत अछि।)

मुंशी- मालिक। किछ गड़बड़ होइबला अछि।

सुइदचन- शुभघड़ीमे बकबास करै छेँ।
(मुंशी लग आबि सुइदचनक कानमे कहैत अछि।)

मुंशी- कनी बाहर आबि कऽ देखियौ मालिक।

सुइदचन- (उठि कऽ) चल तँ...।

कट टू।

सन्ताबनम दृश्य-

समए- दिन। स्थान- मन्दिरक बाहरी भाग।

(मन्दिरसँ बाहर गाम दिससँ बहुत गोटे एक संग आबि रहल अछि। केकरो हाथमे लाठी-भाला तँ केकरो हाथमे हँसुआ अछि। सभ तमसाएल अछि। भकोलबा फूटल माथकेँ गमछासँ बन्हने आगूमे लाठी नेने चलि रहल अछि।)

ग्रामीण- सुनै छी जे श्यामबाबूपर दबाब देने छै। जबरदस्ती ओकरा बेटी संगे बिआह कऽ रहल छै।

ग्रामीण- ऐ बदमासीकेँ हमरा सभ बरदास नै करबै। चाहै जे भऽ जाइ।

ग्रामीण तीन- सुदिखोरीक धन्धा तँ करिते छेलै। आब अनहेर करए लगल।

ग्रामीण दू- एकर बेटो तँ सभ दिन अधलाहे काज केलक। अनकर इज्जतपर धाबा।

ग्रामीण एक- सुनै छी जे बदमाशकेँ रखने छै।

भकोलबा- बदमाश अछि ने। हम सभसँ आगूमे रहबो। चलो बहादूर डर नै राखो। चाहे जान रहे की जाय।

कट टू।

अन्ठाबनम दृश्य--

समए- दिन।
स्थान- श्यामबाबूक दरबज्जा।

(पुलिस दलक संगे विक्रम गाड़ीसँ उतरैत अछि। श्यामबाबूक घरपर कियो ने अछि।)

पुलिस- सर, हिनका ऐठाम तँ कियो नै अछि। आब केना करबै।
(विक्रम बाटपर जाइत एकटा औरतियासँ पुछैत अछि।)

विक्रम- श्यमबाबू केतए गेल अछि ?

औरतिया- (रूकि कऽ) ओकरा तँ बदमाश सभ पकैड़ कऽ लऽ गेलै।

विक्रम- केतए लऽ गेलै।

औरतिया- गामक मन्दिरमे। ओकरा बेटीसँ हरिया जबरदस्ती बिआह करतै।
(विक्रम अपना पुलिस बलक संगे तेजीसँ चलि दैत अछि।)

कट टू।

उनसठम दृश्य--

समए- दिन।
स्थान- मन्दिर परिसर।

(मन्दिर परिसरमे ग्रामीण तथा बदमाशक मध्य मारि -पीट भऽ रहल अछि। भकोलबापर हरिया गोली चला दैत अछि। गोली भकोलबाकेँ बामा हाथमे लगैत अछि। तैयो ओ रेबाड़ि कऽ हरियापर लाठी चला रहल अछि। बरसाकेँ अवसैर भेटि जाइत अछि। ओ नुकाइत मन्दिर परिसरसँ भागैत अछि।)

कट टू।

साइठम दृश्य-

समए- दिन।
स्थान- मन्दिरसँ बाहरबला सड़क।

(विक्रम गाड़ीसँ अपना पुलिस बलक संगे मन्दिर दिस आबि रहल अछि। एमहर मन्दिर दिस बरसा भागल जा रहल अछि। विक्रम ओकरा देखि लैत अछि। गाड़ीपर सँ सोर पाड़ैत अछि। मुदा बरसा नै सुनैत अछि। भागले जा रहल अछि। गाड़ी रोकि विक्रम पुलिस दलकेँ आदेश दैत अछि।)

विक्रम- अहाँ सभ मन्दिर परिसरमे जल्दी जाउ आ स्थितिकेँ सम्हारू। कानून तोड़ैबला सभकेँ ऐरेस्ट करू। हम लड़कीकेँ बँचाबै छी।
(पुलिस दल मन्दिर परिसर दिस बढ़ैत अछि। विक्रम तेजीसँ बरसाक पाछू दौगैत अछि।)

कट टू।

एकसठिम दृश्य-

समए- दिन।
स्थान- निर्जन सड़क।

(बरसा भागल जा रहल अछि। पाछूसँ विक्रम हल्ला करैत दौग रहल अछि।)

विक्रम- ठाढ़ रहू...। रूकि जाउ बरसाऽऽऽ। हम विक्रम छी।
(बरसा स्वर सूनि पाछू मुहेँ तकैत अछि। विक्रमकेँ देखि ठाढ़ भऽ जाइत अछि। विक्रमकेँ गलामे लटैक बरसा कानए लगैत अछि।)

बरसा- केतए चलि गेल रहिऐ, एतेक दिन?

विक्रम- गाम आएल रही। अहाँकेँ खोजलौं। लोक कहलक बरसाक कोनो पता नै चलि रहल अछि। जे ओ केतए अछि। निराश भऽ आपस चलि गेलौं।

बरसा- हमरापर...।

विक्रम- आगू किछु ने बाजू।
(कहैत विक्रम ओकरा बाँहिक घेरामे बान्हि लैत अछि।)

(हरिया हाथमे पिस्तौल नेने नुकाइत-छिपाइत विक्रमक लग आबि गेल अछि। विक्रम आ बरसा ओकरा नै देखि रहल अछि। हरिया फायर करैले पिस्तौल तानैत अछि। पाछूसँ अबैत भकोलबा हरियाकेँ देखि लैत अछि। ओ छड़ैप कऽ हरियाक पीठपर चैढ़ जाइत अछि। हरिया मुहेँभरे गिरैत अछि। आ उनैट कऽ भकोलबापर फायर कऽ दैत अछि। तावत् विक्रम देखि लैत अछि। देखिते झपैट कऽ हरियासँ पिस्तौल छीन लैत अछि। आ ओकरापर लात-घुस्सासँ प्रहार करए लगैत अछि। बरसा खूनसँ भीजल भकोलबाकेँ उठबए चाहैत अछि।)

बरसा- (कनैत) भैया...। हमरा सबहक कारणे तूँ खून बहा देलहक।

भकोलबा- नै दाय। अहाँ नै कानू। अहाँमे हम अपना बहिनक रूप देखि रहल छी। अहाँ दुनू गोटे बँचि गेलौं। हमर असिरवाद अहाँक संगे अछि। आइ गामक पुरना जाल टूटि गेल। आब हमरा खुशीसँ मरए दिअ।
(कहैत-कहैत भकोलबाक सिर एक तरफ लुढ़ैक जाइत अछि। पुलिसक दल चारूभरसँ घेरि कऽ ठाढ़ अछि।)

शब्द- ७,४५५

समाप्त।

**लाज**

(एकांकी-नाटक)



**दू शब्द-**

---

इष्ट-मित्रक इच्छा छल- नाटक खेलेबाक। हुनका सबहक आग्रहक आदर करैत एकांकी-नाटक लिखबाक प्रयास केलौं। अभ्यासक अभाव रहितो एकटा प्रयाय...।

**-राजदेव मण्डल**
१४ जनवरी २०१५

**परिचए-पात :: राजदेव मण्डल**

---

**जनम** : १५ मार्च १९६० ई.मे। **पिता** : स्व. सोनेलाल मण्डल उर्फ सोनाइ मण्डल। **माता** : स्व. फूलवती देवी। **पत्नी** : श्रीमती चन्द्रप्रभा देवी। **पुत्र** : निशान्त मण्डल, कृष्णकान्त मण्डल, विप्रकान्त मण्डल। **पुत्री** : रश्मि कुमारी। **मातृक** : बेलहा (फुलपरास, मधुबनी) **मूलगाम** : मुसहरनियाँ, पोस्ट- रतनसारा, भाया- िनर्मली, जिला- मधुबनी। **बिहार**- ८४७४५२ **मोबाइल** : ९१९९५९२९२० **शिक्षा** : एम.ए. द्वय (मैथिली, हिन्दी, एल.एल.बी)

**ई पत्र** : rajdeokavi@gmail.com

**सम्मान** : अम्बरा कविता संग्रह लेल विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी पुरस्कार वर्ष २०१२क मूल पुरस्कार तथा समग्र योगदान लेल वैदेह सम्मान-२०१३ प्राप्त।

**प्रकाशित कृति** : (१) अम्बरा- कविता संग्रह (२०१०), (२) बसुंधरा कविता संग्रह (२०१३), (३) हमर टोल- उपन्यास (२०१३) श्रुति प्रकाशनसँ प्रकाशित।

**अप्रकाशित कृति -** चाक (उपन्यास), त्रिवेणीक रंग (लघु/विहनि कथा संग्रह)।

**पात्र परिचए :: लाज (एकांकी)**

**पुरुष पात्र-**

११. हरिचरण- गामक किसान
१२. धिरबा- हरिचरणक बेटा
१३. कुलानन्द— गामक सम्पन्न जमीनदार
१४. भोगेन्दर- कुलानन्दक बेटा
१५. बिसेखी- गामक एकटा मजदूर
१६. श्यामबाबू- शिक्षक

**स्त्री पात्र-**

१. चनपटीवाली- हरिचरणक पत्नी
२. सबिता- हरिचरणक बेटी

(दू-तीनटा शिक्षक, चारिटा ग्रामीण, डाक्टर, नर्स, दस-बारहटा छात्र एवं छात्रा।)

**दृश्य- १**

---

समए- दिन।
स्थान- हरिचरणक घर।

(चनपटीवाली भानस-भात कऽ बैसल अछि। हरिचरण अबैत अछि।)

चनपटीवाली- केतए गेल छेलिऐ? खेबै की नै?
हरिचरण- हँ... हँ। कनी हाथ-मुँह धोइ छी। धिरबा स्कूल गेल की नै?
चनपटीवाली- हँ। ऊ तँ दसे बजे खा-पी कऽ चलि गेल।
हरिचरण- ऊ छौड़ी, सवितियाकेँ नै देखै छी।
चनपटीवाली- सबितिया तँ गाए-बकरी चरबैले बाध दिस गेल। की भेलै से?
हरिचरण- हेतै की। बेटी-चाटीकेँ कनी दाबि-चापि कऽ राखी। देखै नै छिऐ गामक हवा।
चनपटीवाली- हे, हमर कुल-खनदान ओहन नै अछि। जाउ अहाँ हाथ धोने आउ।

(हरिचरण चलि पड़ैत अछि।)

**पटाक्षेप।**

**दृश्य- २**

स्थान- गामक विद्यालय।
समए- दिन।

(स्कूलक आगूमे तीन-चारि शिक्षक कुरसीपर बैसल अछि। आपसी गप-सप्प कऽ रहल अछि। किछु धिया-पुता पढ़ि रहल अछि आ किछु बाहरी भागमे खेल रहल अछि)

श्याम बाबू- यौ हीरा बाबू, अहाँ जे अपना बचियाक बिआहक गप करै छेलिऐ, तइमे लेन-देन फाइनल भेल?

शिक्षक दू- धुर की कहब। वरक माँग अलग आ वरक बापक माँग अलग। टका-पैसा लाउ। मोटर साइकिल लाउ, सोना लाउ, लैपटॉप लाउ। की कहूँ, हथियाक सूढ़ जकाँ डिमान्ड बढ़ले जा रहल अछि। हे यौ, जे बेटीक बिआह करैत अछि से बूझू जे जमपुरीसँ घूमि कऽ अबैत अछि।
(एकटा छात्र लगमे अबैत अछि)

छात्र एक- यौ मास्टर साहैब, ई छौड़ा हमरा गारि पढ़ै छै।

श्याम बाबू- तूँ सभ गारि पढ़ैले एलही आकि पढ़ैले? (छौंकी देखबैत) हमरा सभ गप्प करै छी। ऐठामसँ जो जल्दी।

छात्र दू- माहटर साहैब, पाँच मिनट।
(जोरदार अवाजमे कहैत विदा होइत अछि।)

शिक्षक दू- (छौंकी देखबैत) बैस चुपचाप नै तँ देखै छीही छौंकी।

छात्र दू- नै जाए देबै तँ हम अहीठाम लगही करि देब।

शिक्षक दू- पढ़ै छीही कथीले। जो ने लघीए करैत रहिहेँ।
(शिक्षक सभ पुन: गप-सप्प करए लगै छथि। एकटा हरबाहा कान्हपर हर लेने ओही बाटसँ जा रहल अछि।)

हरबाह- यौ माहटर साहैब, अहाँ सभ गप्प कटाबलि करैत रहू। बाहरमे छौड़ा सभ मारापीटी करैत अछि। अहिना चलै छै स्कूल यौ...?

शिक्षक तीन- हे, अहाँ जा कऽ हर जोतू। (क्रोधमे) अहाँ स्कूलक भाँज की बुझबै यौ।

हरबाह- हँ हँ छौड़ा सभ तँ भैंसवार बनबे करतै। अहाँ फोकटमे रूपैआ लैत रहू। कियो कहैबला तँ अछि नै।

शिक्षक तीन- (छौंकी लऽ कऽ ठाढ़ होइत) कहै छी चल जाउ ऐठामसँ।

हरबाह- यौ अहाँ छौंकी देखबै छी। हमरो हाथमे हरबाही पेना अछि।

श्यामबाबू- हे यौ की लगल छी। जाउ ऐठामसँ।

हरबाह- हमरा थोड़े ओते फुरसत अछि। हम अपना काजकेँ भगवान बुझै छी। अहूँ सभ अपना काजकेँ भगवान बुझियौ। बेमतलबमे अबेर भऽ गेल। जाइ छी।
(हरबाहा भनभनाइत चलि जाइत अछि।)
(शिक्षक एकटा बोर्डपर लिखैत अछि संगे पढ़बैत अछि। सबिता बकरीकेँ एकटा गाछमे बान्हि स्कूलक खिड़कीसँ सभ देखि-सुनि रहल अछि।)

श्यामबाबू- ई सभटा पढ़ेलहा काल्हि मुँह-जबानी सुनबौ।
(शिक्षक सबिताकेँ देखि लैत अछि। जोरसँ सोर पाड़ैत अछि)
एमहर सोझहामे आ। के हुलकी मारै छँह?
(सबिता डेराइत सोझहामे अबैत अछि)

श्यामबाबू- तोहर नाम की छियौ? केकर बेटी छँह?

सबिता- हम सबिता छी। हमरा बाबूक नाम श्री हरिचरण अछि।

श्यामबाबू- ऐठाम कथीले एलही?

सबिता- यौ मास्टर साहैब। हमरो पढ़ऽ दिअ।

श्यामबाबू- पढ़बें, ई तँ नीक गप। अच्छा कह, पाँच जोड़ पाँच केतेक भेलै।

सबिता- दस भेलै माहटर साहैब।

श्यामबाबू- दिमाग तेज छौ। तोराले परियास करबाक चाही। घरपर जेबौ, तोरा बापकेँ समझबैले। अखनी तूँ जो।

(सबिता चलि दैत अछि। बर्खाक छोट-छोट बून गिरए लगैत अछि। छात्र सभ भागए लगैत अछि।)

एकटा छात्र- यौ माहटर साहैब। बरखा शुरू भऽ गेल। हम भागै छी। अहूँ भागू। (कहैत पड़ाइत अछि।) छुट्टी... छुट्टी...।

**पटाक्षेप।**

**दृश्य- ३**

---

स्थान- हरिचरणक घर।

(शिक्षक-एक जे श्यामबाबूक नामसँ जानल जाइत अछि, प्रवेश करैत अछि)

श्यामबाबू- हरिचरणजी छी यौ। (जोरसँ चिकरैत अछि।)

हरिचरण- (अँगनासँ बाहर निकलैत) मास्टर साहैब, प्रणाम-प्रणाम। आउ बैसू। कहू, हमर छौड़ा ठीकसँ पढ़ैत अछि किने?

श्यामबाबू- हँ हँ, नीकसँ पढ़ैत अछि। हम दोसरो काजसँ आएल छी।

हरिचरण- कहू ने, आओर की बात छै। (अँगना दिस तकैत जोरसँ बजैत अछि।) सुनै छिऐ सबितियाक माए। चाह बनौने आउ। (श्यामबाबू दिस तकैत) कहू मास्टर साहैब, की कहै छी?

श्यामबाबू- अहाँक बेटी बड्ड संस्कारी अछि। बुद्धियोमे तेज। पढ़त-लिखत तँ जरूर नाम रोशन करत। काल्हिसँ अोकरा स्कूल भेजू।

हरिचरण- यौ मास्टर साहैब, बेटी की पढ़तै। ओकरा घर-अँगनाक काजसँ फुरसत कहाँ होइ छै।

श्यामबाबू- फुरसत देबै तब ने पढ़तै। हे यौ, ऐ देशक बेटी तँ देशसँ विदेश धरि अपन नाम चमका रहल अछि।

हरिचरण- हे यौ, ओहन पलिवारो रहै छै तब ने होइ छै। हमर तँ समाजो तेहेन अछि जे बेटीकेँ घरसँ निकलैत देखि खाली दोखे लगौत।

श्यामबाबू- दोख लगौलासँ की हेतै। अपन-अपन चरित्र होइ छै। लोकक कहलासँ नीक बेकती अधला भ जेतै। हे यौ आब तँ सरकार, कानून सभटा ऐ दिशामे सहयोग कऽ रहल अछि।

हरिचरण- बेटाकेँ पढ़बैमे तँ जुमबै ने करैए छी आ बेटीकेँ...।

श्यामबाबू- देखियो, बेटा-बेटीमे कोनो अन्तर नै होइ छै। गाछ रोपबै तब ने फल भेटत।

(हरिचरणक स्त्री चाह लेने आबि जाइत अछि।)

हरिचरण- अँगनामे रहै छै तँ माइयोकेँ थोड़-बहुत काज सम्हारि दइ छै। असगरे तँ...।

श्यामबाबू- यौ काजो करतै अा पढ़बोकरतै। खरचो बेसी नै छै। सरकारी सहयोग भेटै छै।

चनपटीवाली- बात मानि लियौ। माहटर साहैब अधला नै कहैत हेथिन।

हरिचरण- ठीके छै। जँ सभ कहै छी तँ स्कूल जेतै।

श्यामबाबू- खुशी भेल। काल्हिसँ समैपर स्कूल भेजू।

(एक-दोसराकेँ प्रणाम करैत श्यामबाबू विदा भऽ जाइ छथि।)

**पटाक्षेप।**

**दृश्य- ४**

---

स्थान- स्कूल।
समए- दिन।

(शिक्षक पढ़ा रहल छथि। छात्र आ छात्रा सभ पोथी, कौपी, लेने पाँतिमे बैसल अछि।)

शिक्षक दू- जे सवाल बनबैले देने छियो, जल्दी बना कऽ ला, जे सभसँ पहिने लाबबेँ से तेजगर कहेमेँ आ जे सभसँ पाछू देखेमेँ तेकरा छौंकी लगतौं।

सबिता- माहटर साहैब, हम सवालकेँ हल कऽ लेलौं।
(ठाढ़ भऽ कऽ कौपी देखबैत अछि।)

शिक्षक दू- देखही रौ छौड़ा सभ। मेहनतक फल। किछे दिनमे सबितिया सभसँ आगू भऽ गेलौ। एकरे कहै छै कादोमे कमल फुलेनाइ।

धिरबा- माहटर साहैब हमहूँ हिसाब बना लेलौं।

शिक्षक दू- बनेलेँ तँ किन्तु पाछूसँ। तोरा तँ पहिने एबाक चाही, तोहर बहिन तँ किछे दिन पहिनेसँ स्कूल आबए लगलौ। तूँ तँ कहियासँ ऐठाम पढ़ै छेँ।

छात्र दू- माहटर साहैब, भोगेन्दर हमरा बिठुआ काटि लेलक।

शिक्षक दू- हँ-हँ बिठुआ काटतौ। आर की करतौ। एकर बाप कुलानन्द बाबू तँ कहैत रहै छै जे हमरा किछोक कमी नै अछि। बेटाकेँ चारि-चारिटा टीसन धरौने छी। आ बेटा तेहेन भुसकोल छै जे पाछूमे बैसि कऽ बिठुआ कटै छै।
(मुड़ी उठा कऽ देखैत)
हे रौ भोगेन्दरा, ला कौपी। हिसाब बनौलेँ?

भोगेन्दर- यौ माहटर साहैब, अहाँक सवाल गलत अछि।

शिक्षक दू- आँइ! सबाले गलत अछि।

सबिता- यौ माहटर साहैब, ई तँ भरि दिन लोकक बाड़ीक लताम तोड़ैत अछि नै तँ परतीपर क्रिकेट खेलैत रहै छै। एकरा बुते कहूँ सवाल बनै। तँए सवालेकेँ गलत कहै छै।

शिक्षक दू- ठीके, ई छौड़ा खचरपनी करै छै। रौ ला तँ कौपी। की गलत छै।

भोगेन्दर- हिसाब बनतै तेकर बाद देखाएब। कोनो की हम बनरनी छी जे चट दऽ कूदि कऽ देखा देब।

सबिता- माहटर साहैब, सुनै छिऐ। हमरा बनरनी कहै छै।

भोगेन्दर- लगै छी बनरनी सन। तँ कहबौ बनरनी। देखही रौ बनरनीकेँ।

शिक्षक दू- (उठि कऽ चारि-पाँच छौंकी भोगेन्दरक पीठ आ बाँहिपर लगबैत)
गामोपर बदमासी आ स्कूलोमे खचरपनी। ऐठाम बिठुआ कटैले अबै छेँ आकि पढ़ैले? हमरो सोझहामे लुचपनी।

भोगेन्दर- हे माहटर साहैब, हम कहि दइ छी। ई छौड़ी हमरा मारि खुआ रहल अछि। एकरो ठीक करि देबै। जाइ छी, बाबूकेँ सभटा गप्प कहबै।

शिक्षक दू- (छौंकी उठबैत) जो, पहिने बाबूकेँ कहि आबही।

भोगेन्दर- (विदा होइत अछि) कहि दइ छी, हम सभकेँ ठीक कऽ देब। हमरो नाम भोगेन्दरा छिऐ। (चलि दैत अछि)
(घण्टी टुनटुनाइत अछि।)

शिक्षक दू- जाइ जो। टिफिन भऽ गेलौ।
(छात्र सभ बाहर दिस चलि दैत अछि।)

**पटाक्षेप।**

**दृश्य- ५**

स्थान- स्कूलक बाहरी भाग।
समए- दिन।

(शिक्षक सभ स्कूलसँ बाहर सड़क दिस जा रहल अछि। हरिचरण अपना बेटी सबिताक संगे दोसर दिससँ अबैत रहैए। ओकरा पाछू एकटा ग्रामीण बिसेखी अछि। सबिताक कपड़ा-लत्ता फटल अछि।)

हरिचरण- प्रणाम, मास्टर साहैब। (सबिता कानि रहल अछि।)

श्यामबाबू- प्रणाम, हरिचरणजी। सबिता किए कानि रहल अछि? की भेल?

हरिचरण- हम तँ ओही दिन कहने छेलौं जे अपना बेटीकेँ नै पढ़ाएब। अहाँ हमरापर बड्ड जोर देलिऐ। तेकर फल देखि लियौ।

श्यामबाबू- गप कहबै तखनि ने बुझबै। भेलै की?

हरिचरण- हेतै की। गरीबक धिया-पुताकेँ पढ़बाक एहेन अधिकार छै। जे देखि लियौ। कुलानन्द बाबूक बेटाक किरदानी। ओ हमरा बेटीकेँ मारैत-मारैत बाटमे खसा देने छेलै।

श्यामबाबू- कोन गपक झगड़ा भेलै?

हरिचरण- सुनै छी, जे कुलानन्द बाबूक बेटाक बारेमे सबितिया किछो बजल रहै। तही कारणे अहाँ ओकरा मारने रहिऐ।

श्यामबाबू- कम्पलेन केने रहै। सबितियाक बातो साँचे छेलै। ऊ छौड़ा ठीके बदमाश अछि।

हरिचरण- बदमाशी केनाइ तँ धनिकक धिया-पुताक सिंगार छिऐ।

श्यामबाबू- ई कोन गप भेलै। अधला गपक तँ विरोध हेबाक चाही।

हरिचरण- देखै नै छिऐ। हमर बेटी विरोधमे बजलै तँ केहेन दशा भेलै। मास्टर साहैब, नीक होइतै जे हम अपना बेटीकेँ नै पढ़बितौं एकरा कपड़ा-लत्ताक हालत देखियौ।
(आँखिमे नोर भरि जाइत अछि।)
की हेतै पढ़ा कऽ?

श्यामबाबू- एहेन गप नै बाजू। नीक काजमे अहिना अड़चन होइ छै। अहाँ अपना बेटीकेँ पढ़ाउ। हम कहै छी- अहाँक बेटी नाम रोशन करत।

हरिचरण- केना पढ़ेबै यौ मास्टर साहैब?

श्यामबाबू- अहाँ िचन्ता नै करब। हम कुलानन्द बाबूसँ भेँट करैले जाइ छी। चलू यौ बिसेखीजी, हमरा संगे।

बिसेखी- हँ-हँ चलू। (सभ कियो विदा भऽ जाइ छथि।)

**पटाक्षेप।**

**दृश्य- ६**

स्थान- कुलानन्दक घर।
समए- दिन।

(कुलानन्द अपन दरबज्जापर असगरे कुरसीपर बैसल छथि। कनेक हटि कऽ दूटा हथटुट्टा, पुरान कुरसी रखल अछि। शिक्षक श्यामबाबूक संग बिसेखी प्रवेश...।

श्यामबाबू- प्रणाम यौ कुलानन्द बाबू।

कुलानन्द- (मुड़ी उठा कऽ देखैत) प्रणाम मास्टर साहैब। प्रणाम-प्रणाम!! (व्यंग्य करैत) वाह! बिसेखीओकेँ देखै छी। हे रौ बिसेखी! कनी कुरसी ला ओमहरसँ। मास्टर साहैब बैसता।

(बिसेखी कुरसी आनि कातमे ठाढ़ भऽ जाइत अछि।)

श्यामबाबू- हमरा सभ एकटा विशेष काजे आएल छी।

कुलानन्द- बिना कारणे टिटही थोड़े लगै छै। हम बुझै छी। रौ बिसेखिया मुँह किए तकै छेँ, बाज ने की बात छिऐ?

बिसेखी- की कहब मा‍िलक। अहाँक भोगेन्दर बदमाशी केलक। ओ हरिचरणक बेटीकेँ बड्ड मारि मारलखिन।

कुलानन्द- हे रौ हमर बेटा कोनो बताह छै। जे बिना कारणे केकरो पीटतै। ओकरो बेटी खचरपन्नी केने हेतै।

श्यामबाबू- ओ तँ सिरिफ भोगेन्दरक कम्पलेन केने रहै।

बिसेखी- धिया-पुताकेँ हाँटि-दबाड़ि देबाक चाही। एनामे धिया-पुता मनबढ़ू भऽ जाइत अछि।

कुलानन्द- तू हमरा सिखबै छेँ। ऊ स्कूल हमरा जमीनपर ठाढ़ छौ। हम मदति केलियौ तँ स्कूल बनलौं। आइ हम अपने धिया-पुताकेँ मारि-पीट कऽ भगा देबै!!!

श्यामबाबू- भगबैले कहाँ कहै छी। कनी समझा-बुझा देबै तँ नीक रहतै।

कुलानन्द- हमर गाम छी। हम नीक-अधला बुझै छिऐ। हरिचरणा बेटाकेँ तँ पढ़ाइए ने सकैए आ बेटीकेँ केतएसँ पढ़ाएत। ओकरा कारणे हम भोगेन्दरकेँ मारबै? ईह! बड़ छोट से उनचास हाथ!!

बिसेखी- कनी बेसी गलती भऽ गेलै मालिक। मारैत-मारैत सबितियाकेँ सभटा कपड़ा-लत्ता फाड़ि देने छै।

कुलानन्द- ओ, आब बुझलौं। कपड़ा-लत्ताकेँ हमरा दाम लगत! सएह ने रौ?

बिसेखी- से हम कहाँ कहै छी।

कुलानन्द- तूँ की कहै छेँ से हम बुझै छिऐ। दुआरिपर आबि कऽ उपराग देलेँ। मास्टर साहैबक सोझहामे की कहबौ। यौ मास्टर साहैब हमर गाम छी। हम सभ गप बूझि-समझि लेबै। अहाँ सभ ऐठामसँ अखनि चलि जाउ।

(मास्टर साहैबक संग बिसेखी चलि जाइत अछि।)

**पटाक्षेप।**

**दृश्य- ७**

---

स्थान- हरिचरण‍क घर।

(हरिचरण अपना साढ़ू संगे दुआरिपर बैसल अछि। साढ़ू रघुवीर घड़ीमे समए देखैत अछि।)

रघुवीर- साढ़ू! हम तँ किछुकालक बाद चलि जाएब। एकटा गप कहबाक छल।

हरिचरण- हँ-हँ- कहू की बात?

रघुवीर- हमर पत्नी तँ बेमार रहैत अछि। आ अखनि गर्भवती अछि। असगरे बेचारीकेँ बड्ड दिक्कत होइ छै। हम सरकारी सेवामे छी। कखनि घरपर आएब तेकर कोनो ठेकान नै। एहेन परिस्थितिमे...।

हरिचरण- अहाँ की कहए चाहै छी?

रघुवीर- अहाँ छोटकी बचियाकेँ हमरा घरपर जाए दैतिऐ तँ पत्नीकेँ सहारा भऽ जइतै।

हरिचरण- ओ तँ पढ़ै छै। (निसाँस छोड़ैत) ओना लड़कीकेँ पढ़ौनाइ बड्ड कठिन छे। मुदा सबिताकेँ पढ़बए पड़तै। किए तँ ओ तेजगर छै।

रघुवीर- तेकर चिन्ता अहाँ नै करू। हमहूँ सर्विस करै छी। शहरमे पढ़ौनाइ असान छै। टाइमपर पढ़बो करतै आ अपना मौसीकेँ देख-भालो करतै। पत्नीआंे असगर नै रहतै। अनमना लगल रहतै।

हरिचरण- कहै तँ छी ठीके किन्तु अपन धिया-पुता अपने लग ठीक रहै छै। पढ़ाइमे खरचो तँ लगै छै।

रघुवीर- खर्चाक िचन्ता नै करू साढ़ू। हमरो किछोक अभाव नै अछि। सबिता जेते धरि पढ़तै सभ खर्च-वर्च हमर।

(हरिचरणक पत्नी चाह लेने अबैत अछि। ठमकि कऽ सभ सुनि लैत अछि।)

पत्नी- आब एतेक जिद्द करै छथिन तँ जाए दियौ सबितियाकेँ। सुनने नै छिऐ जे माए मरे आ मौसी जिऐ।

(सबिता ओनएसँ दौगल अबैत अछि। हरिचरण ओकरा रोकैत अछि।)

हरिचरण- सबिता एमहर सुन! मौसा संगे गाम जेबही? (सबिता किछु ने बजैत अछि।)

तोहर मौसा ओहीठाम स्कूलमे पढ़ैक बेवस्था लगा देतौ।

सबिता- हँ जेबै। मौसी संगे रहबै आ ओहीठाम पढ़बै।

हरिचरण- लिअ साढ़ू। अहाँक समस्याक समाधान भऽ गेल।

रघुवीर- ठीक छै। तैयार होउ। दू घण्टा बाद गाड़ीसँ चलब।

**पटाक्षेप।**

**दृश्य- ८**

स्थान- गामक चौक।

(तीन-चारिटा ग्रामीण सड़कक कातमे गाछतर बैसल अछि। चबूतरापर गप-सप्प कऽ रहल अछि।)

ग्रामीण एक- (गाछ दिस इशारा करैत) देखियौ, ई गाछ केतनेटा रहै। देखिते-देखिते केतेक विशाल भऽ गेलै।

ग्रामीण दू- एकरा रोपनिहार तँ जुआन भऽ गेलै। समए बितैत कोनो देरी होइ छै।

ग्रामीण तीन- हँ यौ, ऐ स्कूलक धिया-पुता सभ एकरा रोपने रहै।

ग्रामीण चारि- देखै नै छिऐ, धिरबा, सबितिया, भोगेन्दर सभ धिया-पुता आब जुआन भऽ गेलै।

ग्रामीण एक- सुनै छिऐ, सबितिया शहरक स्कूलमे पढ़ि कऽ बड़का डागदरनी भऽ गेलै। हरिचरणकेँ नाम रोशन कऽ देलकै।

ग्रामीण चारि- धुर हरिचरण बुते थोड़े होइतै। ई तँ ओकर साढ़ू पढ़ाइक खरचा देलकै तब भेलै।

ग्रामीण तीन- हँ यौ ऊ बगलक शहरमे अस्पताल चलबैत अछि। हमर काकी तेतेक बीमार रहै जे नै जीबितै। सबितेक दवाइसँ बँचि गेलै।

ग्रामीण दू- तब तँ नामी डाक्टर अछि यौ।

ग्रामीण एक- अच्छा गामकेँ ऊँच केलक।

(कुलानन्दक बेटा भोगेन्दर दारू पीने आ अड़-बड़ बजैत, गारि पढ़ैत, लड़खड़ाइत जा रहल अछि।)

भोगेन्दर- ओऽऽऽ सा... ले... तेरी... माँ... के... छोड़बौ नै। (लड़खड़ाइत अछि।)

ग्रामीण एक- के छी यौ? एना गारि पढ़ैत किए जाइ छी?

ग्रामीण दू- पियक्कड़ छथि। भोगेन्दरा। माए-बापक नाम रोशन कऽ रहल छथि।

(भोगेन्दर उनटि कऽ ग्रामीण-दू केँ पकड़ि लैत अछि।)

भोगेन्दर- रे सार तूँ हमरा गारि देलही। तोरा हम आइ बापसँ मोलाकात करबा देबौ।

(ग्रामीण तीन दुनूकेँ बीच होइत झगड़ाकेँ छोड़बैत अछि।)

ग्रामीण तीन- एना नै करू। ई किछु नै बजला। अहाँ बेकारमे झगड़ा नै करू। जाउ, ऐठामसँ।

भोगेन्दर- ई तोरा बापक जगह छियौ जे चलि जेबौ, ऐठामसँ।

(भोगेन्दर गारि पढ़ैत-पढ़ैत बोकरए लगैए।)

ग्रामीण एक- बाप रे बाप! ई तँ खून बोकरै छै। की भऽ गेलै यौ। सोर पाड़ू कुलानन्द बाबूकेँ। एकर हालत बड़ खराप छे! (ग्रामीण चारि कुलानन्दकेँ सोर पाड़ए जाइत अछि। भोगेन्दर बेहोश भऽ गिर पड़ैत अछि।)

ग्रामीण तीन- एकरा जल्दी शहरक अस्पताल नै लऽ कऽ जेतै तँ परान बँचाएब मोशकिल भऽ जेतै।

ग्रामीण दू- एकरे कहै छै- कर्मक फल। दुनू बापुत समाजमे कुकरम करैत रहै छेलै। डरसँ के बजतै? सभ किच्छो बरबाद कऽ देलकै। आइ देख लियौ फल।

ग्रामीण एक- एकरे डरसँ हरिचरण अपना बेटीकेँ साढ़ू संगे भेजि शहरमे पढ़ौलकै। आ शहरक नामी-गिरामी डाक्टर बनल छै।

(कुलानन्द अबै छथि। अपना बेटाक हालत देखिते आँखिसँ नोर खसए लगै छन्हि।)

कुलानन्द- आब कोन उपाय करबै हौ। केना परान बँचतै हौ। हौ भाय, हमरा एकेटा बेटा अछि हौ।

ग्रामीण एक- यौ कुलानन्द बाबू, एकरा शहरक अस्पताल लऽ कऽ चलू। अपने गामक बढ़ियाँ डाक्टर अछि ओइठाम।

कुलानन्द बाबू- के हौ?

ग्रामीण एक- हरिचरण बेटी डा. सबिता कुमारी। केहेन-केहेन बीमारीकेँ ठीक कऽ देलकै। एकरो ठीक करतै।

कुलानन्द बाबू- (मुड़ी झूका लैत अछि।) हौ सुनने तँ छिऐ, मुदा की कहबै? अपने कएल किरदानी। सोझहामे केना जेबै?

ग्रामीण तीन- अहाँ कोनो चिन्ता नै करू। लऽ कऽ चलू। हमहूँ सभ संगे चलै छी। सभ ठीक भऽ जेतै। एकरा उठाउ। चलै चलू।

(भोगेन्दरकेँ उठाबए लगैत अछि।)

**पटाक्षेप।**

**दृश्य- ९**

---

स्थान- अस्पतालक बरामदा।

(तीन-चारिटा ग्रामीण बेंचपर बैसल अछि। डाक्टर सबिता आ नर्स सभ एमहरसँ ओहमर आबि रहल अछि आ जा रहल अछि। कुलानन्द भीतरसँ निकलैत अछि।)

ग्रामीण एक- यौ कुलानन्द बाबू! आब तँ अपना सभकेँ गाम दिस चलबाक चाही। कोनो तरहेँ भोगेन्दरक जान बँचि गेल।

कुलानन्द- कोनो तरहेँ की कहै छी। ई कहियौ जे डाक्टरनी सबिताक कृपासँ परान बँचि गेल।

ग्रामीण दू- से तँ ठीके। मुदा डागदरनीकँ धैनवाद देलिऐ?

कुलानन्द- की कहब यौ। हमरा तँ सबिताक सोझहोमे जाइत लाज होइत अछि। हमर बेटा ओकरा मारि-पीट कऽ सकूलसँ भगा देने रहै। तइ कारणे ओकरा गामसँ बाहर रहि पढ़ए पड़लै। वएह आइ हमरा बेटाक जान बँचौलकै। ओइ दिन मास्टर साहैब हमरा उपराग देबाक लेल गेल रहै। मुदा हमहूँ किछो नै केलिऐ। उनटे मास्टर साहैबकेँ डपटि कऽ भगा देलिऐ। हम दुष्ट लोक छी। (आँखिमे नोर आबि जाइत अछि।)

ग्रामीण दू- दुखित नै होउ। अपसोच नै करू।

कुलानन्द- अपसोच तँ हेबाक चाही। गलतीकेँ स्वीकार करबाक चाही। अहूँ सुनि लिअ- समाजक धिया-पुता पढ़ैत-लिखैत हो वा कोनो नीक काज करैत हो तँ ओकरा सभकेँ सहयोग करबाक चाही। कोनो सुआरथक गप नै सोचबाक चाही।

ग्रामीण एक- सबिता हरिचरणक बेटी नै अछि। समूचा समाजक बेटी अछि। अपना गामक डंका शहरमे बजा रहल अछि।

(सबिताक संगे भोगेन्दर प्रवेश करैत अछि। भोगेन्दर मुड़ी झूकौने अछि।)

सबिता- आब अहाँसभ गाम जा सकै छी।

(भोगेन्दर दिस इशारा करैत)

हिनकर स्थिति गाम जेबाक योग्य भऽ गेल छन्हि। बीमारी कन्ट्रोलमे अछि। मुदा ठीक समैपर दवाइ दैत रहबनि आ पुन: आबि कऽ चेक करबा लेब।

ग्रामीण एक- (हाथ जोड़ैत) अहाँ धन्य छी- सबिताजी।

सबिता- (ग्रामीणकेँ प्रणाम करैत) अहाँ सभ हमरा असीरवाद दिअ जे अहिना हम अहाँ सबहक सेवा करैत रही।

ग्रामीण एक- चलै चलू।

(कुलानन्द संगे ग्रामीण सभ हाथ जोड़ने विदा भऽ जाइत अछि। भोगेन्दर ठाढ़े रहि जाइत अछि। सबिता लगमे अबैत अछि।)

सबिता- हमर देल किरिया-सप्पत मन राखब। कहियो दारू-शराब नै पीअब आ ने हाथसँ छूअब। दवाइ टेमपर खाइत रहब।

(भोगेन्दरक आँखि नोरा जाइत अछि। नोराएल आँखिकेँ पोछए लगैत अछि।)

भोगेन्दर- हम अपराधी छी। हमरा गलतीकेँ माफ कऽ दिअ।

(हाथ जोड़ैत विदा भऽ जाइत अछि।)

**शब्द संख्या- २८४०**

**पटाक्षेप।**
**समाप्त।**

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**



पल्लवी मण्डल

कागज-कलम

कागज-कलमसँ दोस्ती केलासँ

किस्मत बदैल जाइ छै

स्याहीमे रंगि ई, इतिहासमे परिस्कृत भऽ जाइ छै

अप्पन गप्प जे कहि दियौ

गप्पकेँ गप्प बुझि

अपना धरि राखि ई मुस्काइ छै

किछु ग्लानि लिखू वा

लिखु किछु तबवज्जो

ओ बस लिखैत जाइ छै

केकरो किछु साबित करबाक

ओकरा चिन्ता नहि

ने गलत आ ने सही

बस लिखि-लिखि ओ

किछु कहए चाहै छै

"करबाक अछि अहाँके अपन काज

तखने अहाँके मिलत अपन आवाज़"

ई विचार ई रखैत सदिखन किछु गुनगुनाइ छै

ऐतेक स्पष्टता सहेजने व्यवहार कतेक मिलनसार अछि

अहिना नहि कहै छी जे

हिनकासँ दोस्ती कऽ कए किस्मत बदैल जाइए

ई जे सदिखन हमरा सभकेँ

हमर यथार्थसँ भेँट कराबैए

हिनका जकाँ दोस्ती कहाँ कियो निमाहैए

भेँट करू हिनकासँ तखन बुझब

ई केतेको क्रान्तिकारीकेँ

साहसक संग लिखै-बजैक

क्षमताकेँ बढ़ाबैए!!

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** ggajendra@videha.com **पर पठाउ।**

विदेह

मैथिली साहित्य आन्दोलन



रचनाकार अपन मौलिक आ अप्रकाशित रचना (जकर मौलिकताक संपूर्ण उत्तरदायित्व लेखक गणक मध्य छन्हि) ggajendra@videha.com कैं मेल अटैचमेण्टक रूपमेँ .doc, .docx, .rtf वा .txt फॉर्मेटमे पठा सकै छथि। रचनाक संग रचनाकार अपन संक्षिप्त परिचय आ अपन स्कैन कएल गेल फोटो पठेता, से आशा करै छी। रचनाक अंतमे टाइप रहए, जे ई रचना मौलिक अछि, आ पहिल प्रकाशनक हेतु विदेह (पाक्षिक) ई पत्रिकाकेँ देल जा रहल अछि। एतऽ प्रकाशित रचना सभक कॉपीराइट लेखक/ संग्रहकर्त्ता लोकनिक लगमे रहतन्हि, मात्र एकर प्रथम प्रकाशनक/ प्रिंट-वेब आर्काइवक/ आर्काइवक अनुवादक आ आर्काइवक ई-प्रकाशन/ प्रिंट-प्रकाशनक अधिकार ऐ ई-पत्रिकाकेँ छै। ऐ ई पत्रिकाकेँ श्रीमति लक्ष्मी ठाकुर द्वारा मासक ०१ आ १५ तिथिकेँ ई प्रकाशित कएल जाइत अछि।

५ जुलाई २००४ केँ **http://gajendrathakur.blogspot.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html** **“**भालसरिक गाछ**”-** मैथिली जालवृत्तसँ प्रारम्भ इंटरनेटपर मैथिलीक प्रथम उपस्थितिक यात्रा विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका धरि पहुँचल अछि,जे **http://www.videha.co.in/** पर ई प्रकाशित होइत अछि। आब **“**भालसरिक गाछ**”** जालवृत्त 'विदेह' ई-पत्रिकाक प्रवक्ताक संग मैथिली भाषाक जालवृत्तक एग्रीगेटरक रूपमे प्रयुक्त भऽ रहल अछि। विदेह ई-पत्रिका **ISSN 2229-547X VIDEHA**




*सिद्धिरस्तु*